

ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह'१३२ म अंक १५ जून २०१३ (वर्ष ६ मास ६६ अंक १३२)

*ऐ अंकमे अछि:-*

गद्य


. जगदानन्द झा 'मनु'- विहनि कथा- **वसिअतनामा/ बुढ़ारीक डर**

अमित मिश्र-विहनि कथा-दरमाहा/हँसी/अधिकार/ भूख

जवाहर **लाल कश्यप-विहनि कथा- सीता**

. **जगदीश प्रसाद मण्डल-लघुकथा-सड़ल दारीम**


पद्य


.१. अमित मिश्र २. कुन्दन कुमार कर्ण- गजल

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका विदेह'१३२ म अंक १५ जून २०१३ (वर्ष ६ मास ६६ अंक १३२) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

.१. **जगदीश प्रसाद मण्डल** २. **रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' जीक गीत एवं झारू**

.१. राजदेव मण्डल- दू टा कविता २. राजीव रंजन मिश्र

१. **बिन्देश्वर ठाकुर- प्रवासक वेदना/ सुनि लिअ दू बात हमर/ अन्हार जिनगी** २. अब्दुल रजाक- **गणतान्त्रिक देश**

१. कुन्दन कुमार कर्ण- बाल गजल २. अमित मिश्र-नेङगरा दरबान

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचनालेखन-

विदेह मैथिली पोथी डाउनलोड साइट

VIDEHA MAITHILI BOOKS FREE DOWNLOAD SITE

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढबा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a  Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add  बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाउ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली





भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कापी करू आ वर्ड डाक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



ज्योतिरीश्वर पूर्व महाकवि विद्यापति। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**




मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाउ।

गद्य



. जगदानन्द झा 'मनु'- विहनि कथा- **वसिअतनामा/ बुढ़ारीक डर**



अमित मिश्र-विहनि कथा-दरमाहा/हँसी/अधिकार/ भूख



जवाहर **लाल कश्यप-विहनि कथा- सीता**



. **जगदीश प्रसाद मण्डल-लघुकथा-सड़ल दारीम**



जगदानन्द झा 'मनु'- विहनि कथा- **वसिअतनामा/ बुढ़ारीक डर**

ग्राम पोस्ट हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

**१. वसिअतनामा**

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका विदेह'१३२ म अंक १५ जून २०१३ (वर्ष ६ मास ६६ अंक १३२) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सु०कें व्याह दूतीवरसँ भेलन्हि| हुनक बएससँ करीब बीस बर्खक बेसी हुनक वर| हुनक वरकें पहिलुक कनियाँसँ एकटा बारह बर्खक बेटा| व्याहक पाँच वर्ख बादो सु०कें एखन धरि कोनो संतान नहि| अपन माएक आग्रहपर सु० दू दिनक लेल अपन नैहर एली| एहिठाम माएकें केशमे तेल दैत

सु० केर छोट भाइ, "दीदीसँ पैघ पतिवरता स्त्री आइकें दुनियाँमे कियो नहि होएत|"

सु०, " ई एनाहिते कहैत छैक|"

छोट भाइ, "नहि गे माए, दीदीकें देखलहुँ अपन बुढ़बा वरकें एतेक सेवा करैत जतेक आजुक समयमे कियोक नहि करतै |नहबैत-सुनाबैत तीन तीन घंटापर हुनका चाह नास्ता भोजन दैत भरि दिन हुनके सेवामे लागल आ हुनकासँ कनी समय भेटलै तँ हुनक बेटामे लागल अपन देहक तँ एकरा सुधियो नहि रहै छै|"

सु०, "एहन कोनो गप्प नहि छै आ नहि हम कोनो पतिवरता छी|ओ तँ, ओ अपन वसिअतनामा बनोने छथि जेकर हिसाबे हुनक एखन मुइलापर हुनक सभटा सम्पतिकें मालिक हुनक बेटा होएत|आ जखन हमरा एकगो संतान भए जाएत तखन हुनक सम्पति, हुनक पहिलका बेटा आ हमर संतान दुनूमे बराबर बटा जाएत ताहि दुवारे बुढ़बाकें एतेक सेवा कए कऽ जीएने छी जे कहुना कतौसँ एकटा बेटा की बेटी भऽ जे नहि तँ एहेन बुढ़बाकें के पूछैए|"

## २. बुढ़ारीक डर

नेना, "माए बाबीकें हमरा सभसंगे भोजन किएक नहि दै छियनि?"

माए, "बौआ बड़ड बुढ़ भेलाक कारणे हुनका अपन कोठलीसँ निकलैमे दिक्कत होइत छनि तँ दुवारे हुनकर भोजन हुनके कोठरीमे पठा दै छियनि|"

नेना, "मुदा बाबी तँ दिन कए बारीयोसँ घुमि कऽ आबि जाइ छथि तखन भोजनक समय एतेक किएक नहि चलल हेतैन|"

माए, "एहि गप्प सभपर धियान नहि दियौ, एखन ई सभ अहाँ नहि बुझबै| बुढ़ सभकें एनाहिते है छैक|"

नेना, "अच्छा तँ अहुँक बुढ़ भेलापर अहाँक भोजन एनाहिते एसगर अहाँक कोठरीमे पठाएल जाएत|"

अबोध नेनक गप्पक उत्तर तँ माए नहि दए सकलखिन मुदा अगिला दिनसँ बाबीक भोजन सभक संगे होबए लगलन्हि|

### ३. जादूक छड़ी

चुनाब प्रचारक सभा | जनसमूहक भीर उमरल | नेताजी अपन दुनू हाथकेँ भँजैत माइकमे चिकैर-चिकैर कए भाषण दैत, “आदरणीय भाइ-बहिन आ समस्त काका काकीकेँ प्रणाम, एहि बेर पुनः अपन धरतीक एहि (अपन छाती दिस इशारा कए) लालकेँ भोट दए कऽ जीता दिअ फेर देखू चमत्कार | कोना नै सभक घरमे दुनू साँझ चूल्हा जरऽत | कोना कियो अस्पताल आ डॉक्टरक अभाबमे मरत | हमर दाबा अछि आबै बला पाँच बर्खमे एहि परोपट्टाक गली गलीमे पक्का पीच होएत | युवाकेँ रोजगार भेटत | बुढ़, बिधवा आर्थिक रूपसँ कमजोर वर्गक लोककेँ राजक तरफसँ पेंशन भेटत | भुखमरीक नामो निशान नहि रहत | बस ! एक बेर अपन एहि सेबककेँ जीता दिअ |”

थोपरीक गरगराहटसँ पंडाल हिलए लागल | नेताजी जिन्दाबादक नारासँ एक किलोमीटर दूर धरि हल्ला होबए लागल |भीरमे सँ निकलि एकटा बुढ़ मंचपर आबि, “एहि सभामे उपस्थित सभ गण्यमान आ आदरणीय, नेताजी एकदम ठीक कहैत छथि |”

ततबामे नेताजीक चाटुकार सभ, “वाह वाह, बाबा केर स्वागत करू |” पाछूसँ दू तीनटा कार्यकर्ता आबि बाबाकेँ मालासँ तोपि देलकनि | बाबा अपन गरदैनसँ माला निकालि कए, “नेताजी एकदम ठीक कहैत छथि | एतेक रास असमान्य कार्य हिनकर अलाबा दोसर कियो कैए नहि सकैत अछि | जे काज ६६ बर्खमे नहि भेल ओ मात्र पाँच बर्खमे भए जाएत किएक की ओ जदुक छड़ी मात्र हिनके लग छनि जे एखने एहि सभामे अबैसँ पहिले भेतलन्हिए |”

*****

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

अमित मिश्र

विहनि कथा-दरमाहा/हँसी/अधिकार/ भूख

१

दरमाहा

-नमस्कार घनश्याम बाबू, सब नीके ने?

-नमस्कार, नमस्कार ।सब कुशल अछि ।अपन बताउ?

-की कहौं, हालत पस्त अछि ।

-से किए यौ? हम तँ मजामे छी ।

- छऽ माससँ दरमाहा नै भेटल ।ओना अहाँ तँ अनुबन्धपर छी तखन एते ठाठ-बाठ कोना ?

-असलमे सरकारी दरमाहा नै अछि तँ की भेल, जनताक दरमाहमे कोनो कमी नै अछि ।

-जनता अहाँकें पाइ किए देत?

-आब मूर्खकें के समझेतै? टेबुलपर नै जा कऽ हमरा मार्फत काज करबाएत तँ दरमाहा देबैये पड़तै ने ?

२

हँसी

-कतऽ गेलियै यै ? किछु बाजू तँ ।

-दुर . . .हमर बाँहि छोरू ।अहाँसँ बात नै करब हम ।

-हे हे एना जुनि करू ।अहाँ बतिआएब नै तँ हमर प्राणे चलि जाएत ।

-जाए दिऔ ।बढ़ियें हेतै ।

-आखिर हमरापर एतेक तामस कोन बातक अछि ?

-सभक पति अपन पत्निकें सिनेमा-सर्कस घुमाबै छै आ अहाँ दिन-राति दर्शनो नै दैत छी ।काजो करैक एकटा सीमा होइ छै ।

-अच्छे, एकर तामस छै ।कने लऽग आउ . . .हम पाइ कामाइ छी जाहिसँ नून-हरदि चलैत रहए आ अहाँ चिन्ता मुक्त भऽ सदिखन हँसैत रहू ।असलमे अहाँक हँसी किनबाक लेल घरसँ बाहर रहै छी ।

३

अधिकार

- रौ कोनमा ,काल्हि कने रधियाक सासुर भार दऽ आबिहें ।

- मालिक, ककरो आर कहियौ ।काल्हि हमरासँ नै हएत ।

- से किएक रौ ?

- अहाँकें नै बूझल अछि काल्हि एलेक्सन छै ।

- ओहिसँ की ? पेट तँ तोरा हमरे देल पाइसँ भरतौ ।नेता तँ नै एतौ ।

- तैयो मालिक जहिना हमर अधिकार अछि जे काज केलाक बाद अहाँसँ पाइ लेब तहिना भारत माता आ संविधानक अधिकार लेबैये पड़त ।छोड़ि कोना देब ।

४

भूख

ओ पगली छलै ।पच्चिस-छब्बिस वर्षक भरल-पूरल देह मुदा दिमाग घसकल ।नित दिन टीसनपर इम्हरसँ उम्हर टहलनाइ ओकर मुख्य काज छलै । फेकल पन्नी वा अखबारक टूकड़ामे सटल अन्नक किछु दाना ओकर भोजन छलै ।आबैत-जाइत ट्रेन दिश एकटक देखैत ,कखनो कऽ कोनो खिड़की लऽग चलि जाइ ।फेर की टी॰टी॰क दबाड़ सुननाइ आ पुलिसक लाठी सहनाइ ,ओकरा लेल सबदिना छलै ।किओ ओकरा छूअ नै चाहै ।
एक दिन भोरे-भोर अखबारमे छपल एकटा खबरपर नजरि अटकि गेल ।काल्हि राति किओ ओहि पगली संग बलात्कार कऽ ओकर घेंट चापि देने छलै ।हमर मोनमे एकटा प्रश्न बेर-बेर उठि रहल छल ।की वासनाक भूख एते ताकतबर होइ छै जे जाति-पाति ,धर्म-कर्म आ मनुखक स्थिती धरि नै देखै छै ?लागि रहल छल जँ भूख एहिना बढ़ैत रहत तँ महाप्रलय आबैमे कम्मे दिन शेष छै ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



जवाहर **लाल कश्यप**

**विहनि कथा- सीता**

सीता

वाह ! कि सुखद संयोग अछि , वियाहक नवम वर्ख मे मिथिलेश मिसर के एकटा बेटी भेलन्हि आ ओहो जानकी नवमी दिन / खुशी स मोन गदगद भेल रहैन्ह्, स्वंय देवी अबतरित भेलीह / नामाकरन के दिन बच्चा के नाम सीता राखल जाय / अधिकांश लोकक विचार भेल / मुदा बच्चा के माय सुनयना देवी सहमति नहि भेलीह /

मि0- अहॉ कि नाम राखय चाहैत छी ?

सु 0- किछु हो मुदा सीता नहि /

मि0- कियैक , सीता नाम मे दिक्कत अछि ?

किछु उत्तर नहि भेतल ...
मिथिलेश मिसर और जोर स कहलथि, हम पुछैत छी कियैक ?
सुनयना देवी शांति स उत्तर देलखिन्ह " हम नहि चाहैत छी जे हम्मर बेटी के नाम एहन स्त्री के नाम पर राखल जाय जे अपना संग भेल अन्याय के प्रतिकार नहि क सकलीह /"

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**लघुकथा**

**सड़ल दारीम**

नीन टुटिते कुमराकाकाक मन ओछाइनेपर चनकलनि। भगवानकेँ हृदैसँ प्रणाम करिते मन रमकलनि। रमकल रमैत मन दिनक फलाहारपर अँटैक गेलनि, भोजन अबैए केना? मुदा प्रश्नसँ पहिने उत्तर ताकब चलाक शिकारीक पहिचान छी, कुमरो काका तँ सहए। अजीव ई दुनियाँ सजल अछि। बारहो मास फल-पात बनि-बनि बिलहाइत अछि तँ तहिना ने अन्नोक हिस्सा छै। बारहो मासक बारहो रंगेमे सजि-सजि अबैए। मन ठमकलनि। ठमकिते चन्द्र कौशिक धारकेँ सूर्य कौशिकीय धार दिस टघरैत देखि मन टघरि गेलनि। दारीम फलक समए आबि गेल। दारीमपर नजरि पड़िते दारिमक दानाबला छत्तापर पड़लनि। मधुमाछी छत्ता जकाँ ओहो वसहा कागतक आड़ि दऽ दऽ छत्ता सजबैए। चौराएल दानापर नजरि पड़िते रससँ भरल डब-डबाएल तक पहुँचलनि। मनमे खुशी रमकलनि खुशी ई रहनि जे उपजौनिहारे ने चौराएलसँ डबडबाएल धरिक रस पीअत आकि कोल्ड स्टोरक बासि छी जे एके रस भेटत। कहुना-कहुना तँ दू मासक जगह भगवानक घर अपनो बनौने अछि। चौराएल-सँ-रसाएल धरिक समए। लगले मन उनटि गेलनि। फल तँ भेटल मुदा गोबरक लेबा कहाँ ऐबेर लगौलिऐ। नव-नव हवा बनने नव-नव किड़ी-फतिंगीक जनम होइ छै। जखने जनम हेतै आकि खाइले दौगत। भलहिं किछु उपकारो कऽ दिअए मुदा बेल छोड़ि कहाँ कोनो फल अछि जेकरा किड़ी-फतिंगी दुइर नै करैए। बेलो तँ अपन जान बचा चाननक रूप धेलक तँए, ने तँ कि नारिकेलसँ मोट खोंइचा होइ छै? गाछमे गुण छै जे जहर-बातकेँ लग अबै ने दइ छै। रभसि मन कुमरा कक्काक बरसए लगलनि। कतए गेल सएओ किसिमसँ ऊपर बेलक बोन, कतए गेल बम्बै-मालदह-फैजली-राइरिक बोन। कतए गेल लताम-नेबोक बोन। जेहेन फल तेहने ने फूलो आकि जेहने फूल तेहने फलो। मुदा फूल तँ गाछक अनुकूल होइत।

बेलक गाछे सुगन्धिक नै फूलो तहिना। मुदा धरती तँ धरती छिऐ बोन लगा बनवासी रामक कुटी बनाबी नै तँ जंगल-झार ने भऽ जाए ई तँ मालिए बुते संभव अछि...।

भिनसुरका मन लगले अकछि गेलनि कुमरा काकाकेँ। बेडो टी हाथ नै लागल रहनि। अकछि कऽ ओछाइनसँ उठि मनमे रोपि लेलनि। जे दारीममे हाथ लगाएब। खाइक समए तारीखक हिसाबसँ काल्हिए चढ़ि गेल। फेर मन ठमकलनि। आठो गाछमे एक्केबेर हाथ लगाएब आकि आगू-पाछू। जौं आगू-पाछू लगाएब तखन तँ अधडरेरे-अधडरेर सभ रहि जाएत तइसँ नीक जे आठोमे एक्केबेर लगाएब। किअए वेदानाकेँ अनाड़क खनदानसँ झगड़ा हेतै आकि नारंगीकेँ दारीमसँ। किअए ने सभ एक्केठाम बैस विचारि लेत जे भाय सभ एक्के खनदानक छिअ। मिथिला अपन जन्मबास भेल, खनदान जे उपटल जाइ छह तइले सभ चलह राजधानी आ कहबै जे दू मासक जे हमर हिस्सा अछि से लेबे करबह। जंगल राज नै बोनक राज बनेबे करबह।

जलखै करैसँ पहिने कुमरा काका चाह पीब पथिया नेने दारीमक बाड़ी पहुँचला। आड़िपर पथिया राखि आठो गाछकेँ एका-एकी हिया-हिया देखए लगला। फलक गिनतीसँ बूझि पड़लनि जे पाँच गोटे परिवारक दू मासक अछिए। तोड़ैले हाथ जखने बढ़ौलनि आकि फलक पीठपर नजरि पड़लनि। कारी ढिमकाक संग मोटगर भूर। भूर देखि मन कानि उठलनि। फल सड़ल अछि। दिवारक ढेरे देखि दिवरलग्गुक परिचय होइ छै। दोसर देखलनि सेहो छेदाएल, दुनू फल तोड़ि पथियामे लेलनि। दोसर-तेसर चारिम आठो गाछसँ आठो किस्मिक फल तोड़ि आड़िपर बैसला। फलक रंग-रूप देखि सोल्हन्नी मन नै कमलनि मुदा कमलनि जरूर।

गाछपर सँ नजरि उठिते कुमरा कक्काक सोझाँ बाबा आबि गेलखिन। पहिल गाछ बाबेक रोपल छियनि। हुनके बनाएल मचानो-खोपड़ीक जग्गह छियनि। गाछक तँ पुरना डारि सुखि गेल मुदा जड़ियो अपन जगह बनबैत जीविते अछि आ नव-नव गाछ बनैबते अछि। जनकक फुलवाड़ीक अमूल्य फल दारीम। देशक विकास तेजीसँ भऽ रहल अछि आ जनकक फुलवाड़ी तहिना तेजीसँ घटि रहल अछि मुदा मुँहक मुस्की पाने खाएल दाँत जकाँ बूझि पड़ैए। नजरि आगू बढ़िते दोसर गाछपर कुमरा काकाक अँटलनि। ई गाछ बाबूक रोपल छियनि। ओही गाछमे -बाबाबला गाछ- कलम लगा रोपलनि। ओना बाबाबला गाछ अखनो अछिए मुदा अपना तक अबैत-अबैत तीन पीढ़ीक फलक गाछ छी। मिथिलाक अदौक फल दारीम।

ओइबेर अगते आद्रा बरिसल रहए। मनसून जागल। हाल रसाइते गाछक डारि माटिमे गाड़ि देलिऐ। ओना बाबा कहनौं रहथि जे बौआ दारीम, लताम, नेबो इत्यादिक गाछ डारिएसँ होइ छै। जेठ-अखारमे आद्रा होइ छै, गरमी मास जुआ कऽ पकि जाइ छै तखन आद्राक समए अबै छै। ओना मौसमक शत-प्रतिशत निर्धारित्त समए नै अछि। आनो-आनो समैमे एक-दोसराक रूप पकड़ि लइए। माटिमे भरि बरसात गाड़ल रहत तँ अपने ओइमे सीर निकलि माटि पकड़ि लइ छै। पाछूसँ ओइ डारिकेँ काटि किछु दिन ठेमाइ-ले छोड़ि देल जाइ छै। अगते कातिकमे उखाड़ि रोपल जाइ छै। मिथिलांचलक कातिक धरम मासक गिनतीमे अछि। मुदा ओकर महत तँ तखन ने जखन धर्म स्थल जकाँ सजाएब। ओना अपन सभ अनुकूलता पसारि दइए मुदा बिनु हाथ-पएर बुते हएत की? अनेको फलक खेती, अनेको फुलक खेती अनेको अन्नक जन्म देनिहार पोसिनिहार मिथिलाक मास कातिक छी। मनमे छगुन्ता लगलनि जे केहेन करामाती सृष्टिकर्ता छथि जे केतौ

बीआसँ गाछ तँ केतौ लत्तीसँ गाछ, केतौ लत्तीमे फल तँ केतौ गाछमे तरकारी, केतौ डारिसँ गाछ तँ केतौ डारिएमे सीर। केतौ फूलसँ गाछ तँ केतौ पत्तेसँ गाछ। सृष्टिकर्ता केना बूझि गेलखिन जे बेल सन फल जखन बनबै छी तखन ओगरबाहि लेल काँटो लगा देब नीक हएत। नै तँ धिया-पुता गुलाबो फूल आ दारिमो सन फलकेँ दुइर कऽ देत।

दोसर पतिआनीपर नजरि पड़िते धक् दऽ मन पड़लनि, द्वारका। द्वारका गेल रही ओ इलाका देखैक मन भेल तँ नागपुर सेहो गेलौं।

ओत्तै जखनि नर्सरीमे गेलौं तँए रंग-रंगक दारीमक गाछ सभ रहै। सनेस रूपमे वेदाना कहि दूटा गाछ अनलौं। ओना मन भेल जे एकेटा गाछ किनब किएक तँ एकेटा गाछ रोपैक रहए। मुदा जहिना अपन बात कहलिऐ, तहिना गाछोबला कहलक-

“नब्बेसँ पनचानबे प्रतिशत गाछक गारंटी करै छिऐ। एकटा लेब आ ओ पाँच आकि दस प्रतिशत जे बिनु गारंटीक अछि से कहीं अहीं सिर ने बिसा जाए, एकर गारंटी तँ नै करब।”

जँचल, कहलिऐ-

“जखनि दूटा गाछ एकक गारंटीमे लेब तखन तँ एकर दामो कम हेतै?”

प्रश्न सुनि गाछबला ठमकैत बाजल-

“डेढ़ गाछक दाम दऽ दिअ।”

आनि कऽ रोपलौं। मुदा ठीके कहलक। एकेटा गाछ लागल। एके संग दुनू किसिमक गाछ, एके-जीवनमे जीबैए। फलमे किछु अन्तर दुनूक बीच अछि मुदा एकरंगाहे खेती-बाड़ीक बीच उपजैए। ओना माटिक गुण, पानिक रस फूट-फूट भेने सुआदो आ गुणोमे किछु फुटता आनिएँ दइ छै मुदा सए नै पुरने शत नै भेल सेहो तँ नहियेँ अछि। सतोक जनम तँ सएमे एकेसँ होइ छै। खैर जे होउ...। जहिना बाबाधामक बिसवासू फल सोले-साल कामौर उठबा वएह मुंगेर घाट, सूइया पहाड़, शिवगंगा पोखरि, चन्द्रकूप नेपाली माकन जकाँ छोट-छोट मंदिर, नौलक्खा दर्शनकक संग बासुकीनाथक दर्शन। मुदा फल-फूलक -शविलिंग फूल- दर्शन भइए ने पबैत। जौं होइत तँ जरूर साग-मिरचाइ खेनिहारि पतरका पहाड़ी मिरचाइक बीआ आनि लगैबतथि। किएत तँ चूड़ा-दही खाइकाल जरूर ओइ मिरचाइक दर्शन केने हेती। दर्शन तँ दर्शन छी, ओहुना तीमन-तरकारीमे मिरचाइ देल जाइए मुदा ओकर मात्र एक गुण, कडुपन शेष बँचैए। मुदा चूड़ा-दही तँ मरिचाइएक सवारीपर चलैए। अखड़ा चूड़ा, दोखड़ा दही, तेखरा चीनीक संयोगे ने चूड़ा-दही भोजन भेल। जौं चीनी मुँह मिठौलक तँ दही खटिऔलक। सम-गम जीहे ने मिरचाइक असल सुआदो आ गुणो पाबि सकैए। मुदा ई तँ स्थान विशेष गुणक शक्ति छी जे आकार्षित करैए। वेदाना गाछ बाबाक फुलवाड़ीमे साले भरि पछाति फूला कऽ फल दिअए लगल। ओना पहिल खेप एकेटा फड़लनि। फलक आकांक्षा जगौलक। बाबेधाम जकाँ स्थानो-स्थान





देखबो आ करैऔक उत्कंठा बढ़ौलक। विचार भेल जे द्वारकाक फल-फुलबाड़ी आबिये गेल से नै तँ अगिला सल प्रयागमे कुम्भ मेला हएत ओतए जाएब आ नर्सरीक सनेस आनब। सएह केलौं। ओहीठामक अनार छी। गाछोक झाड़ ओहिना जहिना दारीमक, पातो तहिना फुलो तहिना फलो तहिना। जेना एक्के कुलखुटक हुअए। पाँचम गाछपर नजरि अँटैकते कुमरा काकाक मन अनारक भीतर प्रवेश कऽ गेलनि। मोती सदृश्य दानाक छत्ता, मधु सदृश्य रस, बसहा कागतमे लपेटल, देवघरक पेड़ा जकाँ। पथियाक फल निहारलनि। यएह छी अनार, ईहो छेदाइए गेल अछि, भरिसक एकरो दाना...। मन तुरूछि गेलनि, पथियामे राखल छठम फल निकालनि। यएह छी नारंगी। सभ हार-काठ एक रहितो किछु तँ अपनो गुण-धर्म रखनै अछि। ओना कुमरा काकाक मनसँ अनार हटि गेल छेलनि मुदा पथियामे जे छेद गरे राखल छल से ओहिना आँखिमे गड़ैत रहनि। हरिद्वारसँ नारंगी अनने रही...।

फलक प्रति जिज्ञासा औरौ बढ़लनि मुदा हरिद्वार तँ हरि दुआर छी। जहिना एकटा गाछ नर्सरीबलासँ मांगलिऐ तहिना ओहो बिसवासक संग कहलक, अपन नर्सरीक गाछ मरै नइए। ठीके कहलक। वएह छठम गाछ छी। मुदा आगिमे जेते घी देल जाइ छै तेते ओकर लहास बढ़ै छै तहिना मनक लहास जागल, सातम गाछ कश्मीरसँ अनने रही। अमरनाथक दर्शन आ अनारक गाछ ओहिना अखनो आँखिक सोझहामे अछि जहिना आनि कऽ रोपै दिन रहए। जहिना अमरनाथक कश्मीर तहिना झंझटियो राज्य छीहे। सभ दिन ओइठाम झंझटे होइत आएल अछि। बिहार जकाँ कहाँ असथिर अछि। अकबरे लगसँ तमाशा होइत आएल अछि। अखनो कनी-मनी बीसे भऽ गेल अछि जे उन्नैस नै भेलहैं। खैर जे होउ...। मुदा जे होउ बागक बोन आ झीलक झिलहोरि बिहारसँ बेसी खेलिते अछि। जेहने शालीमार निशातक बोन तेहने डल झील। धानक भात-चूड़ा, गहुमक रोटी, मकइ भूजा जहिना अपना सभ खाइ छी तहिना ओहो सभ खाइए मुदा मलड़ैए अपना सभसँ बेसी। किअए ने बेसी मलड़त, अपना सभ पानिक बीचो आ सुखलोमे पानि ढारि नहाइ छी मुदा ओ सभ बेसी बरफेमे नहाइए। ओना अकास गंगाक जलधार सेहो होइ छै, मुदा अपना सभसँ कम। अपना सभ एकटामे जरूर पछुआएल छी जे फल सड़ा कऽ नै खाइ-पीबै छी...।

तबधल मन कुमरा काकाक तँए बेसी सेरियाम दिस नजरि नै टिकलनि। कोनो वस्तुपर नजरि टिकाएब धिया-पुताक खेल नै छी, जिनगी छी। जिनगीक बाट बनौनाइ सिखबैए। मुदा जहिना बक्सा-पेटीमे तहिआएल कपड़ाक बीचमे निचला तह तक जाइत-जाइत मन ओङहाए लगैत तहिना ओङहाइत मन काकाक आठम फलपर गेलनि। अनचोकमे जहिना गाढ़ो नीन टूटि जाइत तहिना भक्क खुजलनि, ई तँ जगरनाथक सनेस छी। एक दिस समुद्रक लहरि तँ दोसर दिस अकास ठेकल पहाड़ सेहो ठाढ़ अछि। समुद्रक बीच जिनगी जहिना हँसैत-खैलैत चलैत तहिना दोसर दिस पहाड़क बीचो चलैत। जेकरा ने खेत छै आ ने अपन किछु आन वस्तु। मिथिलांचलक मुख्य सम्पदाक आधार खेत रहल अछि, अखनो अछि। मुदा पंगु भेल अछि, जइ मिथिलाक दिशा दृष्टि टक्कर दैत आएल अछि ओ मिथिलांचल माटि-पानि सएओ किसिमक फल-फूल आ अन्न उपजबैक शक्ति सेहो रखने अछि। बेरोजगारीओ पसरल अछि आ काजो पसरल अछि, मुदा...।

बारहो मासक खेती, बारहो मास जोत-कोरसँ लऽ कऽ रातिक नव भोजन धरि मौसमीसँ लऽ कऽ बरहमसिया फल-तरकारीक संग दूध-माछ सबहक आधार रहितो बीरान भेल जा रहल छी।




आठो गाछक सोल्हो फल कुमरा काका कत्तासँ कटलनि। सबहक भीतर खोइचाक तरमे कोयला जकाँ कारी तइबीच कीड़ो मरल देखलनि। छिड़िआएल टुकड़ीकेँ पथियामे समेटि कात जा फेकब नीक बुझलनि। एक तँ ओहुना जेहने फल तेहने दागो लगै छै। तैपर आरो कारी-खोरना भेल अछि, तेहन दगनियाँ देत जे फटलो वस्त्र धेनै रहत। पथियामे उठा कातमे फेक आबि गुम भेल विचारए लगला, जखन एकटा चाउर सिद्ध भेने लोक बूझि जाइए तहिना सड़ल फल देखने तँ अनुमान कएले जा सकैए जे अहिना सभ सड़ल हएत। मुदा एकरो तँ पहिचान अछि, जइमे भूर हेतै ओ सड़ल भेल जइमे नै हेतै वा छोट हेतै ओइमे तँ आशा कएले जा सकैए...। मुदा टुटैत हूबासँ मन असकता गेलनि। काल्हुका लेल अगिला काज टारि लेला। काजक निचेनी कुमरा कक्काक मनकेँ असथिर केलकनि। असथिर होइते मनमे उठलनि, जहिना दारीमक दाना मोती जकाँ सजल रहैए तहिना ने मनुख रूपी दानासँ समाजो अछि।

दोसर दिन फल तोड़ि अनैसँ नीक कुमरा काका झाड़ीयेक बीच कत्तासँ काटि देखब नीक बुझलनि। आठो गाछक सभ फल सड़ि गेल अछि। मुदा कि ओकरा काटि कऽ फेक देल जाए आकि समयानुकूल बनौल जाए?

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

पद्य

.१. अमित मिश्र २. कुन्दन कुमार कर्ण- गजल

.१. **जगदीश प्रसाद मण्डल** २. **रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' जीक गीत एवं झारू**

.१. राजदेव मण्डल- दू टा कविता २. राजीव रंजन मिश्र

**१.**  **बिन्देश्वर ठाकुर- प्रवासक वेदना/ सुनि लिअ दू बात हमर/ अन्हार जिन्गी २.**  अब्दुल रजाक- **गणतान्त्रिक देश**

१.  अमित मिश्र २.  कुन्दन कुमार कर्ण- गजल

१

 **अमित मिश्र**

आइ मिथिलामे सीया सीया शोर भऽ गेलै
राति कारी छलै से इजोर भऽ गेलै

जनकक धिया जानकी एली घर घर बाजए बधैया
छम छम नाचए बरखा रानी दूर भऽ गेलै बलैया
धरती उज्जर, हरियर कचोर भऽ गेलै
राति कारी . . . . .

उमरिक संग संग ज्ञानो बढ़ल बनली चंचल धिया
आँगुर कंगुरिया शिव धनुष उठेलनि सगरो एकर चर्चा
सीया धिया जगतमे बेजोर भऽ गेलै
राति कारी . . . .

नित दिन गौरीक पूजा कएलनि वर परमेश्वर पएलनि
त्याग तपस्या एहन देखू महलछोड़ि विपिन बौएलनि
लव-कुशक प्रेम पुरजोर भऽ गेलै
राति कारी . . . .

जानकी उत्सव आउ मनाबी बैसाखक शुक्ल नवमी

जिनकर ऋणसँ उऋण ने हेतै ई मिथिलाक धरती
"अमित" जागू नव दिवसक भोर भऽ गेलै
राति कारी . . . . .

२



**कुन्दन कुमार कर्ण**

गजल

--------------------------

मोनके बात कहि दिअ
प्रेमके संग बहि दिअ

दिल हमर अखन खाली
ताहिमें प्रिय रहि दिअ

मीठगर चोट नेहक
कनि अहाँ प्रिय सहि दिअ

ठोरपर हँसिक मोती
हँसि हँसिक प्रिय गहि दिअ

भावना हमर लिअ बुझि
दर्द मधुरसन नहि दिअ

--------------------------

फायलुन्-फाइलातुन्.
२१२-२१२२


मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. **जगदीश प्रसाद मण्डल** २. **रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' जीक गीत एवं झारू**

**१**

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**चान कौसिकीय......**

चान कौसिकीय धड़ि धार

डूमि जखन मोती पेलक।

अड़ैक मन तरपि-तरकि

अरपित-सँ-तरपित पेलक।

चन्द्र कौसिकीय धड़ि धार

डूमि जखन......।

लाभ-लोभ ससरि-पसरि

जिनगी धार बहि पेलक।

पटे-पट पटि पट पटिया

गंग अकसि-हकसि धेलक।

चन्द्र कौसिकीय धड़ि धार

डूमि जखन......।

शिखर शीश सरणि सेज

खुनि धरती धार बनेलक।

धारे-धार धड़ि धड़िया

सागर-गंगा पाटि पेलक।

चन्द्र कौसिकीय.......।

सगर सागर संग संगोड़ि

चीत शान्त चेतन पेलक।

कमल नील अकास चढ़ि

सत् सागर अकास फुलेलक।

चन्द्र कौसिकीय......।

अधम-धम-सुधम बोन

सुधम-धम डेगैत धेलक।

गीत जिनगीक गाबि गबिया

हार हरि चढ़ैत पेलक।

चन्द्र कौसिकीय......।

**परदेश जेतै.....**

भैया यौ, परदेश जेतै।

नै छै लज्जति गाम-घरमे

नै छै चालि-बेवहारमे।

बोली-वाणी एकोमे नै छै

नै छै आस-बिसवासमे।

अहीं कहू भाय, केना कऽ रहतै

भैया यौ, परदेश जेतै।

मर्त बनि भूमि मर्द जखने

धड़ि धड़ लज पट-पेटमे।

हँसि-हँसि छाती चढ़ि-चढ़ि

कू लजति सू रणक्षेत्रमे।

अहीं कहू भाय, केना कऽ जेतै

भैया यौ, परदेश जेतै।

छेलै भूमि कहियो भूमा सून

बास-सुबास सजल छेलै

देव-दानव मानव बनि बन

अरूप-सरूप बनैत गेलै।

जिनगी केना टक टिक पौतै

भैया यौ, परदेश जेतै।

दूर बसि दुर्वासा देखि-देखि

ललकारी ललकारि भरै छै।

दूर देश दुर-दुर दुरदुरा

अपन पौरुष पाबि कहै छै।

अहीं कहू भाय, दम केना अँटतै

भैया यौ, परदेश जेतै।

कमल सगर किलकारी भरि-भरि

बेथा-कथा हिल-हिल कहै छै।

भूम-कुभूम भूमहुर बनि-बनि

त्राहि-माम कंश कृष्ण कहै छै।

अहीं कहू भाय, केना नै लीबतै

भैया यौ, परदेश जेतै।

आन अपन अपना-अपना
मद बोतल-शीशी भरै छै।
पीविते मद मदहोश बनि-बनि
चीन-पहचीन बिसरए लगै छै।
अहीं कहू भाय, बिसरल मन केना पड़तै
भैया यौ, परदेश जेतै।

घोड़ा-हाथी, ऊँट बनि बन
रह-राही रणबास चलै छै।
योद्धा-युद्ध सरसिज सिरजि
भूमिवीर नाओं धड़बए लगै छै।
अहीं कहू भाय, किअए ने रहतै
नै यौ भैया, जेबे करतै, जेबे करतै।


मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**ओज ओझरी.....**

ओज ओझरी सोझ आबि-आबि

पछुआ पोझरी पएर पकड़लक।

ओज-सोझ सोझरी करैमे

सोझरी पएर पोझरी पकड़लक।

सोझरी पएर पोझरी पकड़लक

पछुआ पोझरी......।

घीचि-घीचि पाछू पछुआ पकड़ि

टिकासन चढ़ि आसन जमौलक

कखनो चीत मुँहभर कखनो

चालि चलि चौताला मारलक।

चालि चलि चौताला मारलक।

पछुआ पोझरी......।

पोझरी केना ओझरी बनि-बनि

सोझरी बाट सोझिया भगौलक।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

छाती हाथ धीर धकेल-धकेल

पोझरा-सोझरा सरसिज चढ़ौलक।

पोझरा-सोझरा सरसिज चढ़ौलक।

पछुआ पोझरी......।

अपने रोपल गाछी भुताइ

आकि पोखरि नाओं चढ़ौलक

पोखरि भुताइ आकि गाछी

मन मंदिर बिस-बिसा कहलक।

मन मंदिर बिस-बिसा कहलक।

पछुआ पोझरी.......।

**पानि बीच......**

पानि बीच समुद्र बसल छै

आकि समुद्र पानि कहबै छै?

सजि-सजि साजि सरोवरो-झीलो

तहिना संग सगरो सजबै छै।

पानि-बीच समुद्र बसल छै

आकि समुद्र पानि कहबै छै।

बनि धुँआ धुँधकारी बनि-बनि

अकास नील सजबए लगै छै।

धड़-धड़ि धार धड़ि-धड़ि धरती

कमल नील खिलबए लगै छै।

पानि बीच...।

बूने-बून बड़-बड़ बनि-बनि

धड़ धरती धन राशि धड़ै छै।

दस दुआरी लक्ष्मी बनि-बनि

अकास-पताल बखार बनै छै।

पानि बीच...।

मन मंडल धनमंडल बनि-बनि

हीय पताल हीय अकास बसै छै

मह-मह महि-महि मुखमंडल

मक्खन बनि अमृत बसै छै।

पानि बीच...।

कखनो मधु कटि कट कखनो

नम-नम नाम धड़बए लगै छै।

चढ़ि अकास अकैस झकैस

धड़-धरती धन राशि धड़ै छै।

पानि बीच...।

सुवास-अकास मह महा-महा

सिम-सिर समीर सजबए लगै छै।

जूही-बेली संग सहेली

लटपट-खटपट करए लगै छै।

पानि बीच...।

एबा-जेबा बाट बनि-बनि

गंग अकास बहए लगै छै।

धड़-धड़ा धरती तेज-गैत

नाभि कमल सिलबए लगै छै।

पानि बीच...।

नरम-गरम सरम बनि-बनि

सिंगार सजि सिर चलए लगै छै

पेब प्रेम पहिया प्रसून बनि

भक्त प्रेम रस पबए लगै छै।

पानि बीच...।

**बंसी धार......**

किनहरि बैसि कन्ह-कन्हुआ

बंसी धार लगौने छिऐ।

चेल्हबा-पोठी बोर बना

रेहुक सिरा चभने छिऐ।

रेहुक सिरा चभने छिऐ।

बंसी धार...।

लहकि-लहकि लहकी लहका

घिड़नी चाइल धड़ौने छिऐ

धारे बीच खेला-खेला

हेला हेल हेलबै छिऐ।

हेला हेल हेलबै छिऐ।

बंसी धार...।

बिनु छिपे छीप छीप-छीप

उनटा पटैक मारै छिऐ।

पुछड़ी-पूछ पकड़ि-पकड़ि

हरदा-हरदी भरै छिऐ।

हरदा-हरदी भरै छिऐ।

बंसी धार...।

सुआद-कुआद बुझने बिना

धारा जिनगी हेलै छिऐ।

हारि थाकि मन मारि-मारि

उदय-अस्त देखै छिऐ।

उदय-अस्त देखै छिऐ।

बंसी धार...।

  

**जीबठ बान्हि......**

जीबठ बान्हि जिनगी जखन

आगू डेग उठबए लगै छै।

धड़ धरती अस-असा अकास

सहर-सिहरि डोलए लगै छै।

सहर-सिहरि डोलए लगै छै।

आगू डेग......।

भरल वायु वायुमंडल जहिना

कसम-कस भरल पड़ल छै।

बिनु हिलकोरे बाँटि ने पाबए

समर सगर पड़ल छै।

समर सगर पड़ल छै।

आगू डेग......।

मृत भूमि अमृत भूमि बनबए

अगुआ डेग हुअए लगै छै।

पछुआ पछ पछाड़ि-पछाड़ि

छाती सिर मढ़ए लगै छै।

छाती सिर मढ़ए लगै छै।

जीबठ बान्हि...... ।

मढ़िते छाती सिर जखन

सिर-सिर, सिर-सिर करए लगै छै।

पबिते पुन्ज प्रकाश जखनि

पुष्प कमल सजबए लगै छै।

पुष्प कमल सजबए लगै छै।

जीबठ बान्हि...... ।

पाबि पुष्प पुष्प बाटिका

जन-जनक फुलवाड़ी कहै छै।

नित्या-नन्द संग-संग सीता

जानकी जनक कहबए लगै छै।

जानकी जनक कहबए लगै छै।

जानकी जनक......।

बिनु जिनगानी जिनगी ओहने

तार बिनु सितार कहै छै।

एकतारा कखनो सितार बनि

पौरुष बुद्ध लहरए लगै छै।

पौरुष बुद्ध लहरए लगै छै।

जीबठ बान्हि...... ।

**राति-दिन......**

लगल पाँति पतिआनी गाड़ि-गाड़ि

राति-दिन बिचड़ैत रहै छी।

भद्र-भद्रता तँ यएह ने भेल

मरि मुँह कुहरैत रहै छी।

मरि मुँह कुहरैत रहै छी।

राति-दिन......।

करनी-धड़नी बढ़नी बानि बनि

घटनी-बढ़नी कहैत रहै छी

कोयल बोल मुँह ककह ककैह

मुँह बाझ अमरीत घोड़ै छी।

मुँह बाझ अमरीत घोड़ै छी।

राति-दिन......।

बनि माली थल-मैल मैल

मृत सिंगार सजबैत रहै छी।

मुँह देखि मुंगबा बाँटि-बाँटि

बाड़ी सिर सजबैत रहै छी।

बाड़ी सिर सजबैत रहै छी।

राति-दिन......।

फूइस-फाइस बाँटि-बाँटि

अनिष्ट-इष्ट कहैत रहै छी

भूख मन भूक-भूका भूका

सजमन सिर सजबैत रहै छी।

सजमन सिर सजबैत रहै छी।

राति-दिन......।

**तेहरौनी......**

तेहरौनी जोत-इजोत पाबि

उठा हाथ छह चास कहै छै।

पबिते हर हरहरा हरहरा

रूप सिंगार परकीत कहै छै।

रूप सिंगार परकीत कहै छै।

तेहरौनी...... ।

असिया आस आस असिया

सजि सेज श्रृंग शेर कहै छै।

पबिते पौरुष प्रकृति प्रेम

भजन भक्त भजि-भजि कहै छै।

भजन भक्त भजि-भजि कहै छै।

तेहरौनी...... ।

रूप बहुरूप सरूप गढ़ि-गढ़ि

साले-साल उसरैत कहै छै।

अहिना आगू असिया-असिया

चौसठि सिंगार सजैत रहै छै।

चौसठि सिंगार सजैत रहै छै।

तेहरौनी...... ।

प्रेम परकीत सोभाव गुण

बरैस-बरैस बेरसैत रहै छै।

तोष-आसु घोड़ि-घोड़ि घोड़

अमृत रस विषपान करै छै।

अमृत रस विषपान करै छै।

तेहरौनी...... ।

  मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**गेल उमरिया......**

गेल उमरिया बित फुसिए मायामे

दगल-दाग लगलै कंचन कायामे।

देख-देख दुनियाँ मन भड़छलै

रंग-रूप रस पीबामे

भूक भौक भौकिया-भौकिया

चोकड़ि गेल फल खेबामे।

गेल उमरिया......।

असिया आस आश मारै छै

कुन्ज न्किुंज बोन भटकैमे

कद-कद कदम गाछ हिलै छै

कृष-कृष कृष्णकँ पेबामे।

कृष-कृष कृष्णकँ पेबामे।

दगल दाग......।

राधा पाश पकड़ि-पकड़ि

झुलना कृष्ण झुलबै छै।




बात-बाट संग मीलि मिल

एकबट्ट बनि बन झुलै छै।

एकबट्ट बनि बन झुलै छै।

कद-कद कदम गाछ हिलै छै।

कृष-कृष......।

**कर-करनाम......**

डिबिया ऊपर मोमरी इजोत

कर-करनाम करैत एलै।

बनि फूल खेल खेलि

मोमरी मन भरैत एलै।

मोमरी मन भरैत एलै।

कर-करनाम......।

जेहेन तेल तेहेन इजोत

रसि रस राशि रसैत एलै।

कठ-कठगैनी हँसि-हँसि कटि

डिबिया रासि जरैत एलै।

डिबिया रासि जरैत एलै।

कर-करनाम......।

बनि इजोत बन-बन करए

गन्ह हवा गन्हकैत एलै।

सिक्त-सिक्त शिखा पकड़ि

परिचिए अपन धड़ैत एलै।

परिचिए अपन धड़ैत एलै।

कर-करनामा......।

पात बीच फूल फूलि फुला

करिया झुमैड़ खेलैत एलै।

बिनु पाते मगर पसीद

रंग-रभस करैत एलै।

रंग रभस करैत एलै।

कर-करनाम......।

**मनुख कहाँ......**

मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ

मीत यौ, मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ।

नै भेल लूड़ि-बूधि जीबै केर

नै बदलल चाइल-प्रकृति

अपने जेना जे अबैत गेल

तनलिऐ तहिना तानि गीत।

तनलिऐ तहिना तानि गीत।

ताल-मात्र बूझि नै पेलिऐ

मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ।

चालनि चाल चालि नै ताबे

गुर-चौल कात केना रखबै।

आँकर-पाथर जा नै बेरतै

सुआद-कुआद केना बुझबै।

अखनो धरि से कहाँ बुझलिऐ

मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ।

उत्तर-पूब सोपान सजल छै

अकास-पताल पकड़ि बैसल छै।

सत तल जेना उत्तर बसल छै

अतल-पतल सेहो बनल छै।

आइयौ कहाँ से बूझि पेलिऐ

मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ।

ढहि केतौ ढनमन केतौ

ढनमन-टनमन होइते एलिऐ

मन मनुआ मन्हुआँ महुरा

अमृत-मृत पीबैत एलिऐ।

अमृत-मृत पीबैत एलिऐ।

मनुख कहाँ हम बनि पेलिऐ।

जहिया दुन्यिाँ-जहान जनबै

मनसुख तहिया बनि जेबै।

सोंखि-सोंखि सुख-चाइन पेबै

आनन-कानन भड़मैत पेबै।

आनन-कानन भड़मैत पेबै।



जीता जी जिनगानी पेलिऐ

जीता जी जिनगानी पेलिऐ।

2

**रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' जीक गीत एवं झारू**

झारू

सुति उठि लागू भोरे बाबू

माए-बाबूकेँ गोड़ यौ।

एकड़ा सन जगमे नै कियो

सेवापर दिऔ जोर यौ।

गीत-

माए गइ बोल तोहर छौ,

बाइबिल वेद कुरान गइ।

शान्तिकेँ बरदान गइ ना-2

तूँ तँ जगमे अनुपम,

केकर उपमा देबै हम।

सौंसे दुनियाँमे नै,

कियो तोरा समान गइ। शान्ति...।

आगू तूँ पाछू भगवान,

जगमे तुहीं एक महान।

तोरे नाओंसँ पुज्जित

मंदिरक भगवान गइ। शान्ति...।

तूँ तँ ममता केर अकास।

पहिल गुरु केर प्रकाश।

तुहीं जगमे देखेलही,

जीबै केर समान गइ। शान्ति...।

तूँ तँ अल्ला, ईषू, महेश,

कार्तिक गणपति और गणेश।

माए गइ चरण तोहर छौ,

गंगामे स्नान गइ। शान्ति...।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.राजदेव मण्डल- दू टा कविता २.राजीव रंजन मिश्र

१

**राजदेव मण्डल**

**दू टा कविता-**

१

**पसरैत प्रशाखा**

जर्जर बूढ़ अनचिन्हारक गाछ

हवा नचा रहल छै नाच

लटकल असंख्य डारि-पात

चारूभर आ काते-कात

सहने हएत कतेक अधात

केतेक छूटल केतेक साथ

करैत एक दोसरसँ बात

परेमसँ भेल स्नात।

हमर चलैत अन्तिम साँस

स्वजन-परिजन आस-पास

एकेटासँ बढ़ि केतेक रास

सँगे चलैत सिरजन विनाश

झूठ-साँच मध्य नचैत नाच

हम बन छी अनचिन्हक गाछ।

२

**खसैत बुन्द**

खसैत बून-बून

गाबै गुन-गुन

चिड़ै चुन-चुन

झिंगुर झुन-झुन

बरसैत मगन धन

देखैत मन नयन

नाचैत सुमन मन

तृषित भीजैत तन

सूखल कण-कण

अमृतसँ मिलन।

चलैत रहत आखेट

नै टुटत जिनगीक गैंठ

आबि गेल जेठ

दुख गेल मेट

सभ किछु समेटि

आब हएत भेँट।

२

राजीव रंजन मिश्र

**गजल**

**माए सदति अनमोल लगैत छथि**
**मिठगर अमृत सन बोल बजैत छथि**

**सदिखन सहल सभ बात कचोट ने**
**गाए बनल अहलाद बँटैत छथि**

**मोनक अपन सभ बात दबौवलथि**
**सन्तान लै सुख चैन रचैत छथि**

**दमसब हुनक नित बाट सुझैत टा**
**बिहुँसथि मनुख जे नेह करैत छथि**

**माए सुन्नर उपहार सनेश थिक**
**खनहन रहथि "राजीव" रटैत छथि**

**२२१२ २२१ १२१२**

**२**

जानकी गीत

माँ जानकीक जनमदिन घर घर मे हम मनाबी
सभ मिलि खुशी मनाबी अ-क्षत दीप हम जराबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

मिथिला जिनक छल नैहर,मैथिल अपन छलथि यौ
हम मैथिलक धरम बुझि,करतब अपन पुराबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

मिथिलेशनंदनी छथि सदति ममताक रूप सुन्नर
चललीह जे बाट सत्तक हम गीत हुनक नित गाबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

धियाक रूपे गुनगर,भार्याक रूपे लुरिगर
दुहि कुलकँ लाज रखलीह गहि मान हम बढाबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

हे माए हम छी बुरिबक,महिमा ने जानि सकलहुँ
रही ने आब निरसल नब रूप धए देखाबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

"राजीव" यैह बिनबैथ,जग जननि जानकीसँ
मैथिलकँ ज्ञान जागय,इतिहास पुनि रचाबी
माँ जानकीक जनमदिन..........

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**१.****बिन्देश्वर ठाकुर- प्रवासक वेदना/ सुनि लिअ दू बात हमर/ अन्हार जिन्गी २.**अब्दुल रजाक- **गणतान्त्रिक देश**

**१**

**बिन्देश्वर ठाकुर**, गिद्धा ७ योगियारा, धनुषा नेपाल, हाल :कतार।

**प्रवासक वेदना/ सुनि लिअ दू बात हमर/ अन्हार जिनगी**

१

**प्रवासक वेदना**

हमर जिनगीक कोनो हिसाब नै रहल
पढ़बाक लेल कोनो किताब नै रहल
बैसल छी एखनो असगरे एकान्तमे
किन्तु पीबाक लेल कोनो शराब नै रहल ।।

सपनामे ओहे चेहरा अबैए
अबैत अछि वएह ठाम आ गाम
कतबो बिसरऽ चाही दिलसँ
नै बिसरि पाबी जनकपुर धाम।।

छी मैथिल हम मिथिलाक बासी
दूर छी तैयो अपन प्रदेशसँ
विवशताक मारल,परताड़ल
पत्र लिखै छी अलग देशसँ।।

माए बाबूकेँ चरण वन्दना
दोस्तकेँ हमर सलाम रहल
अनजान-सुनजानपर ध्यान नै देबै

माफ करब सभ कहल सुनल।।

मन लगाबी कतबो एतऽ
जिउ टाङ्गल अछि दुरापर
दिन कटै छी राति यै भारी
सदखैन जान अस्तुरापर।।
प्रेमक मल्हम फोन बनल अछि
जीबाक माध्यम दु बात अछि
थाकल ठेहयाएल आबी जौं कखनो
लागै नै केओ साथ अछि।।

कते कहू प्रवासक वेदना
लिखैत सेहो शरम लगैए
नोर आँखिसँ टपटप चुबए
कलम पकड़ैत हाथ कपैए।।

बस ईएह विनती नीकसँ रहब
नीकसँ राखब गाँउ समाज
एक दिन हमहूँ लौट कऽ आएब
जगमग करतै मिथिला राज।।

२

**सुनि लिअ दू बात हमर**

भला करब तँ भला मिलत
बुरा करब तँ बुरा मिलत
ई छै जगत जननीक धरती
कर्मक फल अवश्य मिलत।।

हे मानव नीक कर्म करु
करै छी किएक खिसिआएल सन
चोरीक धन नै रहत सभ दिन
करै छी किएक धधियाएल सन ।।

ऐठाम सभ किछु नाशवान छै

जाए पड़त ई जग छोड़ि कऽ
बिनु भक्तिक सुख नै भेटत
रहब कते मुँह मोड़ि कऽ।।

सुनै छी जानकी मन्दिरमे
गिट्टी बालु गिरबै छी
अपन स्वार्थ पुरा हेतु
जनताकेँ घिसियबै छी।।

एखनो ज्ञानक ताला खोलू
आबि जाउ नीक पथपर
दुर्दशासँ बचौथिन मैया
आसन हएत स्वर्ग रथपर।।

हम सभ मैथिल एक रही
एकजुट भऽ साथ चली
पहिचान बनाबी अपन मिथिलाक
इतिहासक पन्नापर चमकैत रही।।

३

**अन्हार जिनगी**

चिड़ै चुनमुन चिरबिर कएलकै
चारु दिस भोर भेलै
प्रकाशक किरण पृथवीपर उतरलै
घर-आङ्गन इजोर भेलै

मुदा हुनका चेहरापर कारी पर्दा लगलै

कोनो बन्दी जकाँ

कोनो चोर जकाँ

अथबा,कोनो निरीह बस्तु जकाँ
जकर महत्व किछु नै।

सड़कपर अपन कमर हिलबैत
फिलिपिनी परीकँ देखि
ओकर मन धुजा-धुजा भऽ गेलै
तन सिहैर गेलै आ
सपना चकनाचुर भऽ गेलै
मुदा विवशता छै
बाध्यता छै
अपन सुन्दर आ लचकदार शरीरकँ
देखएबाक स्वतन्त्रता नै छै हुनका
सुन्दरताक बयान सुनब
अधिकारसँ वंचित छै ओ
जेना कोनो जेलमे रहल प्राणी होइ
वा,कोनो पिजड़ामे बान्हल सुगा।

बाहरक रङ्गीचङ्गी वातावरणमे
अपनाकँ तिरस्कृत भेल महशुस करैत
जखन अबै छथि ओ अपन घरमे आ
देखै छथि टि.भी पर सनीलियोनकँ हट सिन

प्रियङ्का चोपड़ाकँ अर्धनग्न वस्त्रमे

ठीक ओहने निहारै छथि अपना शरीरकँ

कतेक मिलल

कतेक सुन्दर शरीर ! मुदा नै कियो तारीफ करऽ बला
ऐ फूलकँ
नै कियो सुगन्ध लेबऽ बला
ऐ वासनाकँ
मन खिन्न भऽ जाइ छै
खाड़ीकँ रानी सभकँ
मन बेपिरीत भऽ जाइ छै

एहन समाज आ संस्कारसँ
जकर सीमा
बस पर्दाक भीतर
एकटा कैद जिनगी जकाँ
केवल अन्हार... अन्हार....

२

अब्दुल रजाक, हरिपुर ४, धनुषा (नेपाल), हाल : कतार

**गणतान्त्रिक देश**

राणा शासनक बाद राजा शासन भेलै
निर्दलसँ फेर बहुदल भेलै
जब-जब लोकक बुद्धि फैलैत गेलै
बहुदलसँ देश गणतन्त्र भेलै।।

गणतन्त्रक गन्ध जब खतम नै भेलै
नेताक स्वार्थमे तब बेमेल भेलै
जनता जनार्दनक हालत देखियौ
गरीबी, रोजगारी सबकेँ सन्देश भेलै।।

विज्ञानक बिदद्वारा गतिमान भऽ
जब जब कपड़ा बनएबाक बिस्तार भेलै
कपड़ा बड़का की पहिरथिन कन्या लोकनि
चट्टी सजा अत्याधुनिक भऽ गेलै ।।

शिक्षा संगे सभ्यताक बिकास भऽ
लोग कहै छथि समाज होशियार भेलै
मुदा मर्द बिना के परिवार छै केहन
अपङ्ग समाजक एक उपहार भेलै।।

चौक चौराहाक हानि भेलै
तास जुआक अखाड़ा भेलै
भला कहू तँ बुरिबक छी
बुरिबक काज कएनिहार भला आदमी भेलै।।

परिवार डुबल तँ की डुबल ?
समाज डुबल तँ किछु भेलै
देशक चिन्ता कएनिहारकँ चिन्ता केहन
परदेश आबि देशक चिन्ता भेलै।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद श्रीमती रूपा धीरू आ श्री धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**



४.तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद डॉ. शम्भु कुमार सिंह द्वारा
पाखलो

बालानां कृते

१. कुन्दन कुमार कर्ण- बाल गजल २. अमित मिश्र-नेङगरा दरबान

१

कुन्दन कुमार कर्ण

बाल गजल

---------------------------------------

फुल फुललै फुलबारीमें, बनल जतरा
ताही ऊपर खेलैछै कते भमरा

नाचै मयुर डुबिक अपने मनक धुनमें
लागै बड निक चुन चुन जे करै बगरा

सब गाछीपर जे बानर कुदै छरपै
बर गाछीपरसं सुनबै सुगा फकरा

कोईली कुचरै गाछपर भिनसरमें
बोली मधुर बहुत निक लागलै हमरा

खेलब कुदब अहीना फुलक सँग सदिखन
हम बांटब नितदिन पंक्षी क खुब अहरा

---------------------------------------

मफऊलात्-मफाईलुन्-मफाईलतुन्
२२२१-१२२२-१२११२

२

अमित मिश्र

नेङगरा दरबान

राजा जीक गाछीमे, दरबान बनि एलै चोर
भरि राति खेलक आम चलि गेल भोरे-भोर
कहियो लीची कहियो आम कहियो जामुन, कटहर
बदलि-बदलि कऽ सब दिन खाए अंगुर आ बरहर
मालीकें जे पता चलल तँ ओ बहुते तमसाएल
आइ रातिमे सब सिखेबै, मुदा चोरबे नै आएल
दोसर दिन जे चोरबा एलै, माली फोंफ काटै छल
एकटा पुरना गाछपर चोरबा चुप्पेचाप चढ़ै छल
एकटा ठाढ़ि कोकनल छलै पड़लै जखने टाँग
ठाढ़ि सहित धरतीपर खसल टूटल हाथ आ टाँग
ओ बुझै छल किओ नै देखै मुदा देखै छथि भगवान
देलनि सजाय एहन जे बनि गेल ओ नेङगरा दरबान

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

